ज... DATE DUE ... , ओहि मे सँ एक गोटेक हाथ अपना लग पाबि क [illegible] ओकरा कब्जा मे दाँत काटि लेलिऐक। बाप-बाप करैत ओ ओतहि खसि परल तैयो ओकर कब्जा हम नहि छोरलिऐक।

जीवन अनमोल चीज छैक भैया। परंच एहन मौका पर अपन कीमति की होइ छैक। कहिओक जे है।

ओहि कास मृत्यु के सोझा मे देखिकऽ पिरनी जँका हमर दिमाग नाचि रहल छल बेटी, घरवाली माय, कुसियार क फसिल पलानी मे सूतल भोलंटियर जिनका मुंह मे भरिसक कपड़ा ठूसि देल गेल रहैक आओर कमाएवला खाएत, एकर चलति जे कि किछु होई.........धरती ककर ? जे जोतए, बाचय करए तकर। किसानक आजादी आकाश सँ उतरि कऽ नहि अएतैक। ओ परगट हएत नीचा—जोतल धरतीक भूरभूरा ढेप के फोरिकऽ......बूढ़ा शीतो एखनो तक हमर माथ घूमैत छल.........।

की एतबहि मे आलमक पछुआर सँ एकटा आदमी आएल ओकरा हाथ मे नेपाली खुकरी ( तलवारि ) छलैक।

हम बान्हल छलहुँ। जाल सँ सभ अंग ओझराएल छल। हँ दाँत सँ एक गोटेक कब्जा चपने रहिऐक।

पहिलका हमरा माथ पर जोर सँ लाठी मारलक एक नहि, दोसर बेर... हम बेहोश भऽ क जमीन पर लुढ़कि गेलहुँ !